


# अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन : २०६७

६, ७ गते पुस २०६७/२२, २३ दिसम्बर २०१०

काठमाण्डू, नेपाल

# International Maithili Conference: 2067

6, 7 Paush, 2067 / 22,23 December, 2010

Kathmandu, Nepal

# एक नजरिमे
## At a Glance



अपन भाषा, अपन पहिचान
अपन संस्कृति, अपन स्वाभिमान

hgsk'/ nlntsnf k|ti7fg nufot cGo k|sfzg åf/f

/fde/f]; sfkl8Þed/Ús

k|sflzt lgDg k':ts ;e ;fem\ k|sfzg, /]ha]a'S :6fn, hgsk'/ nufot k':ts laqmL :yn ;ed]kfKt sPn hf ;s\5 Ú



hgsk'/ nlntsnf k|ti7fg
hgsk'/wfd



df+bluf{ejfgL ckg]s}+;kl/jf/
k|zGg /fvy' Ú

/fde/f]; sfkl8Þed/'
;b:o Pj+kdv, ;+slt ljefu
gk]fn k|1f k|ti7fg, gk]fn




# अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन : २०६७

६,७ गते पुस २०६७/२२, २३ दिसम्बर २०१०

काठमाण्डू, नेपाल

# International Maithili Conference : 2067

6,7 Paus 2067/22,23 December 2010

Kathmandu, Nepal

# एक नजरिमे
# At a Glance

**संयोजक/सम्पादक**

राम भरोस कापड़ि 'भ्रमर'

**Co-ordinator/Editor**

Ram Bharos Kapari 'Bhramar'

**प्रकाशक**

अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनक हेतु



जनकपुर ललित कला प्रतिष्ठान, जनकपुर

द्वारा प्रकाशित

**Publisher**

*For International Maithili Conference*

**Janakpur Lalit Kala Pratisthan, Janakpur**

**डिजाइन** : राजुप्रसाद काफ्ले
**मुद्रण** : सगरमाथा अफसेट प्रेस, बिजुलीबजार, काठमाडौं, ०१-४७८१३५०

**मोल** : ३००/- रु.
**संस्थागत**: ५००/- रु.

अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन : २०६७क
अवसर पर अतिथि सभक हेतु

# स्वागत गान

**रचना** :
रामभरोस कापड़ि 'भ्रमर'

**संगीत** :
रामा मंडल

**गायक/गायिका** :
रामा मंडल, हरिशंकर चौधरी,
तनुजा शंकर, वन्दना मैनाली

हम मैथिल छी मैथिली हमर
सम्मेलन आजुक हो अजर-अमर
पुष्प गुच्छ ओ स्नेह आंजुर भरि
लऽ ठाढ़ स्वागतमे छी पहर सगर !

मिथिलासं ज्योति चलल सम्हरि जे
काठमाण्डूमे आबि सजल-अटल अछि
प्रेम स्नेह सद्भावक गंगा
वागमतीक संग रसल बसल अछि !
सम्बन्धक ई सूत्र ने टुटत
सजग हिमालयक शिखर-प्रखर ! हम मैथिल.... ।

मां मैथिलीक चरण छुबैत जे
बहैत अबैत अछि चपल पवन
सासुरसं आयल मान्यजनक लेल
श्रद्धासुमन आ सत सत नमन !
हमर अस्मिता पहिचान हमर जे
रोकि सकत से मजाल ककर ! हम मैथिल.... ।

मल्लकालक राजा दरवारमे
मैथिल केर साम्राज्य चलै छल
भाषा, साहित्य, गीत-नाद आ
नाटक मंचपर नट-नटी नचै छल
सभक मनोरथ आङ समौने
स्वागतमे अछि ठाढ़ नगर ! हम मैथिल... ।

# विषय–सूची



# सम्मेलन आयोजनक दुख-सुख

■ रामभरोस कापडि 'भ्रमर'
संयोजक/सम्पादक

अन्ततः अन्तर्राराष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनः २०६७ सम्पन्न भऽ गेल। शुरुसँ अन्तधरि एकटा बतहपनी जे उबजि गेल रहय तकर पटाक्षेप तँ भेल अछि, मुदा एहि आयोजनक क्रममे जे किछु अनुभव भेल, तकर कथा स्वयं अपनामे रोचक, घोचक आ अदभूत अछि।

कएक सालसँ मनमे सैंतने एहि आयोजनक स्फूटन तीरुपतिमे भेल जत्त छठम् अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनमे भाग लेबा लेल हम सभ गेल छलहुँ। 'चलु, अगिलाबेरक आयोजन काठमाण्डू, नेपालमे हयत आ से हम करब।' आ एही उद्घोषक सँग हमर बतहपनी शुरु भऽ गेल। काठमाण्डूमे एक वर्ष मात्र भेल छल अएला-साझाक अध्यक्षक रुपमे। अगिला साल अपना सपनाक सम्मेलन करबाक घोषणा, ओहन ठाममे जत्ता हम नीक जकां बैसियो ने सकल छी। लोकके चिन्हबो ने कएने छी। मुदा आंट त आंट होइछै। जे कार्यक्रम करैत काल हम पूर्वोमे करैत रहलहुँ अछि। आ अइ बेरका आंटक दू गोट महत्वपूर्ण आधार छल - १. भारतीय क्षेत्रमे होइत सम्मेलनमे खर्चक विवरण जे देल जाइत छल, ताहि अनुरुप नेपालमे आर व्यवस्थित करबाक नियार अनुसार डा. बैद्यनाथ चौधरी बैजू जीसँ उचित सहभागिता सहयोगक आ २. दोसर छल बी.पी. कोइराला फाउण्डेशनमे देल अनुरोध पत्रपर सांस्कृतिक प्रभारीक आश्वासन।

काठमाण्डूमे तीनमास पूर्वेसँ तैयारीक हेतु बैसारी कएल। एकटा कार्य सम्पादन समिति गठन भेल, आयोजक समिति तँ छलैहे। बजेट बनल- १२ लाख टकासँ उपरक। आर्थिक सहयोग खोजबाक काज भेल। प्रचार-प्रसार। स्मारिका प्रकाशन। कार्यक्रम स्थल। रहनसहन, खान-पान, यातायात। कवि गोष्ठी, विचार गोष्ठी-उद्घाटन-विर्सजन। सभक तैयारी एकसँ एक। उद्घाटन-राष्ट्रपतिसँ, समापन- उपराष्ट्रपतिसँ। सभ किछु तय भेल। 'मिथिलारत्न' दू गोटेकें, 'मिथिलाश्री' - छः गोटेकें। सभक चयन सर्वसम्मतिसँ। सभकिछु ब्यौंतल जकाँ, मुदा जे नहि भऽ सकल ओ छल पाइक जोगाड़। कार्यक्रम माथपर आबि गेलाक बादो अर्थक बेहालसँ हम एकक्षण विचलित भेल रही, मुदा हमरा बूझल छल जँ यशक भागी बनबाक अवसर अओतैक सभ अपना अपनीके आगाँ आबि सकैत छलाह, अपयश त हमरे माथपर थोपल जाएत। जे से कोहुना सम्मेलन सम्पन्न भेल। आ आइ सम्पूर्ण सम्मेलनक गतिविधिकें चित्रक माध्यमसँ कार्यक्रमक गरिमा अनुकूल भव्यरुपैं प्रकाशित कऽ अहाँ सभक हाथमे अर्पण कऽ रहल छी।

अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनक किछु दुखद पक्ष पर विचार करी त एना कऽ विकछाओल जा सकैछ -

क. आश्वासन भेटितो सम्बन्धित ठामसँ अर्थक सहयोग नहि आबि सकल आ से कार्यक्रम प्रारंभ होएबासँ तीन दिन पूर्वमे जानकारी देल गेल।

ख. भारतीय प्रतिनिधित्व पूर्व निर्धारित नहि रहल, आयोजन ओहिसँ नीक जँका प्रभावित भेल।

ग. जत्र-तत्र सहयोगक अपेक्षा छल आ स्वयं उपस्थित भऽ गछने धरि छलाह से सभ अन्तिम समयमे बातसँ धूरि गेलाह।

घ. एकटा खास घेराक लोक कार्यक्रमकें असफल करबाक पूर्ण प्रयासमे लागल रहलाह।

ङ. स्थानीय सहभागिता अपेक्षा अनुकूल नहि रहल।

च. मिथिला चित्रकला एवं पुस्तक प्रदर्शनीक आयोजन रहितो तकर उपयोग नहि कएल जा सकल।

सम्मेलनक किछु सुखद पक्ष सेहो छल जे एखनो मोनकें हरियर कऽ दैत अछि -

क. पाइक अभाव रहितो काज रुकल नहि, योजना अनुकूल बढ़ैत गेल।

ख. राष्ट्रपति आ उपराष्ट्रपति लोकनि आमंत्रणकें सहज स्वीकार कऽ सम्मेलनकें गौरवान्वित कएलनि।

ग. कार्य सम्पादन समितिक साथी लोकनि दिन-राति खटि कार्यक्रम सफल बनएबामे पूर्ण योगदान देलनि।

घ. समयपर स्मारिकाक प्रकाशन आ दूगोट नवपुस्तकक लोकार्पण सुखद क्षण छल।

ङ. उपराष्ट्रपति परमानन्द झा एवं समासद् विमलेन्द्र नीधिक अपनत्व भरल सहयोग, सदिच्छा एवं प्रोत्साहन कठिन समयमे हमरा आत्मबल भरैत रहल। सँग पुरबामे मित्रवर उपेन्द्र झा सेहो पाछा नहि रहलाह।

एहने सन दुख-सुखक अनेकौं दृश्य-अदृश्य प्रसँगक सम्मिश्रणसँ एहि अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनः २०६७क आयोजन सम्पन्न भेल अछि। ई सम्मेलन हमरा निराश नहि कैलक, बरु फेरसं जनकपुरधाममे आयोजन करबाक उत्प्रेरणा देलक अछि, जे देखी माँ जानकीक महिमा कहिया होइत छन्हि।

अर्थक घोर संकटक विच फेरसँ एकटा ई दुस्साहस कएल जे सम्मेलनक सभ गतिविधिकें एकटा प्रतिवेदन रंगीन चित्रसभक सँग स्तरीय रुपमे छापि वितरण कएल जाए। ई एहु दुआरे जे एहन महत्वपूर्ण आयोजनकें दालिभातक कौर बुझि, माइजनी करबाक उपक्रम करैत लोककें चुनौती भेटौन जे कार्यक्रमकें कहियो हल्लुक नहि, विधि पुरएबाक माध्यम नहि बुझी अपितु समर्पित भऽ आयोजन करी आ ओकरा सगरो संसारमे स्थापित करबाक भरसक प्रयास करी।

**विजयादशमी, २०६८**



# Happy and Sad Experiences in Organising the Conference

Ultimately, the International Maithili Conference 2067 (AD 2010) came to an end. A craze that lingered from the beginning to the end has dwindled, but in course of organising, stories of experiences are interesting, wonderful and painful at the same time.

The seed of organising the ceremony that had been lying underground for years sprouted at Tirupati, Andhra Pradesh, India where we had gathered together to participate in the Sixth International Maithili Conference. "Let us go to Kathmandu, Nepal where I'll take initiative to organise the next conference," I proposed. Following the declaration, my craze kept soaring. My arrival in Kathmandu as the Chairperson of Sajha Publication was nearing a year. I had to fulfil my declared dream of organising the Conference. Although I had organised such conferences before, it was challenging for two reasons: [1] seeking co-operation from Dr Baidya Nath Choudhary "Baijju" for a properly down-sized number of participants in comparison to the huge number which caused disorder and heavy expense in organising the said conferences earlier, and [2] seeking confirmation of the assurance of the Cultural Attaché of the B.P. Koirala Foundation for the request letter sent to the authority mentioned above.

A preparatory meeting was held in Kathmandu three months before. An executive committee was formed. The central organisational committee had already been formed. A budget above Rs. 1.2 million was proposed. Resources for money were explored. Publicity, publication of the souvenir, venue, residence, meals, travel, poetry recitation, forum, opening and closing ceremonies, each had to be managed. . The opening ceremony by the President of Nepal and the closing ceremony by the Vice-President were duly fixed. Two scholars were to be honoured as 'Mithilaratan' whereas six scholars were to be honored by 'mithilashree'. All these decisions were taken unanimously. All were going smoothly but money was the main problem. As the programme was drawing close, the economic problem distressed me. I knew full well that in case of glorification, every member will claim his/her role but in case of failure, I will be made accountable. But thankfully, the Conference was a success. All the activities were video recorded and published in the present Souvenir.

The negative aspects of the International Maithili Conference can be viewed as follows:

a) Despite assurance, the information about the inability for providing money by the concerned authorities/donors reached only three days ahead of the programme.
b) Indian representatives exceeded despite their promise. It badly hit the organisation.
c) Many people failed to provide economic cooperation at the eleventh hour.
d) A group of ill-motivated persons were involved in making the ceremony a failure.
e) Local participation was unexpectedly low.
f) Mithila Painting and Book Exhibition, though organised well, were neglected to a great extent by the audience.

There were some positive aspects of the Conference which still delight us:

a) Despite the shortage of money, the Conference ran pretty well and successfully.
b) President and Vice-President accepted the invitation and graced the occasion with their valuable presence.
c) The members of the Executive Body extended full co-operation by devoting maximum time in making all the programmes all success.
d) The timely publication of the Souvenir and the launching of two new books added to the happy moments.
e) Affectionate co-operation, goodwill and encouragement by Vice-President Parmanand Jha and CA member Bimalendra Nidhi emboldened me in hard times. Especially, my friend Upendra Jha helped me throughout the Conference.

**A Mixed Scenario**

The International Maithili Conference ended with various happy and unhappy experiences. It, however, motivated me to organise another conference in my own hometown Janakpur which is also an epicentre of the Mithila culture. I hope to accomplish my dream with the grace of Goddess Janaki (Sita).

Despite financial crisis, it is a daring endeavour to distribute a report covering all the activities of the conference along with coloured photographs marking different occasions. This will prove a challenge for those who take organising such programmes very lightly and with the sheer motive of showing leadership. One should not act just for making a formality of any programme, rather work hard and wholeheartedly to establish it as an example to others in particular and the world in general.

Finally, I thank Mr. Bijay Kumar Rauniyar, Reader (English), TU for editing the report and entire proceedings of the programme.

Bijayadashami, 2068

**Ram Bharos Kapari 'Bhramar'**
**Co-ordinator/Editor**



# ऐतिहासिकतामे एकटा नव अध्याय जोड़ैत
# अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन, काठमाण्डू- २०६७

■ चन्द्रेश

नेपाल आ भारत दुनू भिन्न देश अछैतो एक-दोसरसँ अन्तर्सम्बन्ध कोनो नुकायल नहि अछि ताहिमे मिथिला-मैथिलीक सम्बन्ध ? कोनो देश वा विदेशक कोनो भू-भागमे अवस्थित मिथिला-मैथिली प्रेमी होअय त निश्चिते मिथिलावासीक लोकमे अपनत्वबोध स्वतः जागि उठैत अछि। ई स्वाभाविक थिक जे आँखिमे आँखि मिलिते भावनात्मक सम्बन्धमे स्नेहक प्रगाढत्व जागि की उठैत अछि जे मैथिलत्वबोधक पहचान करबैत अछि। मिथिलाक स्वतन्त्र पहचान थिक। नेपाल ओ भारतक बीचक धीचायल डाँडि अवस्से दू देशक बोध करबैत अछि, मुदा मिथिला-मैथिलीक नाम पर दुनू एक भऽ जाइत अछि। धार्मिक, सामाजिक, सांस्कृतिक अर्थात् आचार-विचार ओ रहन-सहनक दृष्टिएँ मिलैत जुलैत भाषा ओ रीति-रेवाज एक दोसरक ततेक सन्निकट आनि देने अछि जे केओ फुटका नहि सकैत अछि। राजा जनक ओ माय जानकीक भूमि ई मिथिला अदौसँ अपन सभ्यता सांस्कृतिक महत्ता बलेँ पूजित रहल अछि।

जैँ कि अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनमे देश-विदेशक लोक एक ठाम जमजूट भऽ अपन अस्तित्वबोधक पहचानकेँ अक्षुण्ण रखबाक हेतु संकल्पित होइत छथि। तैँ एहि खेप सेहो अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन २०६७ पुस ७,८ गते अर्थात् २२, २३ दिसम्बर २०१० केँ मनाओल गेल। एहि कार्यक्रमक संयोजक वा सर्वेसर्वा रहथि श्री राम भरोस कापड़ि 'भ्रमर' जे स्वयं अँखिगर छथि, मिथिला-मैथिली आन्दोलन प्रेमी छथि। बढ़ि चढ़िकऽ साहित्यकार छथि। पत्रकारिता जगतमे 'गामघर', आँजुर, अर्चना, आङ्गन आदि लऽ कऽ अमिट छाप छोड़नहि छथि। पुस ७ गते बुध दिन कार्यक्रम प्रारम्भ भेल। अपन भाषा ओ संस्कृतिकेँ देखैत मैथिलत्व परिधान अर्थात् धोती-कुरता ओ पाग-दोपटामे सुसज्जित नेपालक राजधानी काठमाण्डूक हनुमान ढोकासँ प्रातः १२ बजे प्रभातफेरी प्रारम्भ भेल। काठमाण्डू महानगरक मध्य भाग न्यूरोडक पश्चिम अर्थात् एके काठक बनल काष्ठमण्डप अछि आ सटले अर्थात काष्ठमण्डपक सोझाँ आ हनुमान ढोका दरबार चौकक पाछाँमे कुमारी मन्दिर अछि। हनुमान ढोका दरवार चौकसँ प्रभातफेरी कार्यक्रम प्रारम्भ भेल। कार्यक्रममे स्पष्ट छल बसन्तपुर चलै चलु' ७ गते भिनसर ११ बजे आ मैथिली जागरण रैलीमे भाग लिअ। स्पष्ट अंकित छल -

**अपन भाषा, अपन पहचान/अपन संस्कृति, अपन स्वाभिमान !**

अपनत्व बोध करबैत रामभरोस कापड़ि भ्रमरक स्वर गूँजि उठल - अपन मातृभाषाक सुरक्षा, प्रतिष्ठापनक अधिकार छैक। अपन सभ्यता-संस्कृति ओ अस्मिताक रक्षार्थ ई जागरण रैली थिक। बस की छल ? गूँजि उठल मिथिला-मैथिलीक जय-जयकार आ भ्रमरक नेतृत्वमे चलि पड़ल पयरे सहयात्रीगण प्रज्ञा-प्रतिष्ठान, कमलादी, काठमाण्डू। एहिमे भाग लेलथि देश-विदेशक प्रतिनिधि लोकनि। प्रायः डेढ़ किलोमीटर दूर, गूंजैत रहल गगनभेदी नारा आ आबि गेल ठाम पर।

प्रज्ञा प्रतिष्ठान, कमलादी, काठमाण्डू सभाकक्षमे नियत समय पर गूंजि उठल ध्वनि -'सर्वमंगल माङ्गल्यै ..........'। मंच संचालक रहथि राजविराज नेपालक उद्घोषक साधना झा। मंचासीन रहथि महामहिम राष्ट्रपति डा. रामवरण यादव, विजय कुमार गच्छदार, उपप्रधानमंत्री, मिनेन्द्र रिजाल, संस्कृति मन्त्री रामभरोस कापड़ि भ्रमर, संयोजक, डा. वैद्यनाथ चौधरी वैजू, कमलाकान्त झा, संजय सरावगी, श्री बैरागी काँइला, प्रज्ञा प्रतिष्ठानक कुलपति। डा. संजीता वर्मा ओ प्रज्ञाजी द्वारा अतिथि सभकेँ बैच प्रदान कयल गेल। तदुपरान्त स्वागत गीत जे रामभरोस कापड़ि भ्रमर लिखित छल -

**'हम मैथिल छी, मैथिली हमर, सम्मेलन आजुक हो अजर-अमर'**

प्रस्तुत कयलनि रामा मंडल, हरिशंकर, बन्दना मैनाली आदि। स्वागत मंतव्यमे श्री राम भरोस कापड़ि भ्रमरक स्वर गूंजि उठल- तीन वर्षक अथक प्रयासक वाद आइ अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनक ई रुप भेटल अछि। एहि मैथिली सम्मेलनक अन्तर्राष्ट्रीय स्वरुपक मान्यता देबाक चाही। एकर औचित्य कारगर धारगर होयत। नेपालक दोसर समृद्ध भाषा थिक मैथिली। भाषा संस्कृति ओ कला संस्कृतिक निर्माणमे एहि भाषाक अप्रतिम ओगदान अछि। काठमाण्डू घोषणापत्र एहि अवसर पर अओतैक। मैथिली भाषा-संस्कृतिक जे आधार छैक, अवस्था छैक ताहि पर छलफल होयत। जहिया नेपालमे संविधान बनतैक, मैथिली अपन स्थान सुरक्षित रखतैक। मैथिलीमे रोजगारीक सुअवसर आबि गेलैक अछि। मैथिलीक लोक तकलो पर नहि भेटि रहल छैक। भाषा सभकेँ सूचीकृत कयल जायत। राजकीय संरक्षणमेँ भाषाक अधिकार भेटैक। विद्यापति ट्रस्ट भऽ गेल छैक। एक करोड़ टाकाक ई ट्रस्ट थिक। अपन भाषामे पुरस्कार, पुस्तक प्रकाशन होयत। राष्ट्रप्रमुख एहि ठामक मैथिली भाषी छथि, ओ अन्तर्राष्ट्रीय व्यक्तित्व छथि। मैथिली भाषा, साहित्यक समृद्ध इतिहासकेँ जे मेघौन आकाशमे दबकल इजोत जकाँ कनछोपमे पड़ल अछि तकरा फरिछमे लाओल जाए। ओ आगत अतिथिकेँ स्वागत करैत मैथिली जिन्दावादक नारा लगवैत अपन वाणीकेँ विराम देल।

दीप प्रज्ज्वलित कऽ महामहिम राष्ट्रपति डा. रामवरण यादव कार्यक्रमक उद्घाटन कयलनि। एहि अवसर पर ओ अन्तर्राष्ट्रीय

मैथिली सम्मेलन २०६७क अवसर पर प्रकाशित ‘स्मारिका’ आ श्री राम भरोस कापड़ि भ्रमर लिखित ‘भैया अएलै अपन सोराज’ नाटकक पुस्तक विमोचन कयलनि ।

डा. गंगा प्रसाद अकेला द्वारा घोषित ‘मिथिला रत्न’ सम्मान सर्व श्री डा. योगेन्द्र प्रसाद यादव ओ तारानन्द मिश्र एवं ‘मिथिला श्री’ सम्मान सर्वश्री सत्यमोहन जोशी, डा. जगमान गुरुङ, डा. सूर्यनाथ गोप, विश्वनाथ पाठक, डा. प्रफुल्ल कुमार सिंह मौनकेँ राष्ट्रपतिक हाथेँ प्रदान कयल गेलनि । ओत्त अनुपस्थित डा. नोवलकिशोर राइकें बादमे ई सम्मान अर्पण कएल गेलनि । शुभकामना मन्तव्य दैत डा. वैद्यनाथ चौधरी बैजू जी व्यक्त कयलनि जे हिमालयक चट्टान पिघलि सकैए, मुदा भारत आ नेपालक दोस्ती नहि पीघलि सकैए । गंगा, जमुना आ सरस्वतीक संगम सदृश भारत आ नेपालक दोसती अछि । ई सातम ऐतिहासिक अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन थिक । नेपालमे एक करोड़ मिथिला-मैथिली भाषी छथि । ई जे आइ ऐतिहासिक सम्मेलन भेल अछि ताहि अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनक सर्वेसर्वा छथि संयोजक रामभरोस कापड़ि भ्रमर ।

श्री वैरागी काइँला जनौलनि जे मैथिली अत्यन्त प्राचीनतम भाषा थिक । २४० वर्षसँ राजभाषाक रुपमे एकर प्रयोग होइत अछि । साहित्य-दर्शनक हिसाबेँ एहि भाषाक महत्ता निसन्देह अविस्मरणीय थिक । विद्यापति अक्षय कोष-संस्कृति मंत्रालय द्वारा प्रदत्त अछि । सभ्क्रिया संवादक माध्यम थिक मातृभाषा । कोनो भाषामे जतेक विविधता होयत ततेक शक्ति अजस्त्र रुपमे संचित होअत से मातृभाषा मैथिलीकेँ प्राप्त छैक । ई अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन ज्वलन्त सम्मेलन थिक । सम्मान, यश, प्रतिष्ठा आदिमे विस्तारक सँग उत्प्रेरणा देत ई सम्मेलन ।

डा. मीनेन्द्र रिजाल, संस्कृति मंत्रीक कथन छलनि जे अपन भाषा, संस्कृति आ पहचानक वैशिष्ट्यमे मिथिलाक संस्कृति आ वेश-भूषा अपन महत्ता रखैत अछि । ई मैथिली समुदायक प्रतीक सम्मान-भाव थिक । उन्नति, संरक्षण आ परम्परागत भावेँ मैथिलीक अपन पहचान अछि । ई स्वाभाविक गुण थिक जे सभ फूलकेँ अपन सुवास, रंग आदि होइत छैक जे स्वाभिमान थिक । सभ भाषाक संस्कृतिक विकासमे संस्कृति मंत्रालय प्रतिबद्ध अछि । एहिसँ देशक एकता-सूत्र मजगूत होयत । मैथिली भाषा संस्कृति अमर होअय ।

श्री विजयकुमार गच्छदार, उपप्रधानमंत्री व्यक्त कयलनि जे कोनो समुदायक अस्तित्व केँ नष्ट करबाक लेल ओहि समुदायक संस्कृतिकेँ नष्ट करब थिक । जँ कोनो समुदायकसंस्कृति नष्ट होइत अछि तँ राष्ट्रीयता समाप्त होइत अछि । मातृभाषा प्रत्येक व्यक्तिक स्वाभिमानकेँ ऊँच रखैत अछि । तँ एकर संवर्द्धन ओ विकास के जारी राखब जरुरी अछि । मैथिली भाषा ओ साहित्यक विकासमे एकसँ एक अग्रणी पुरुष सभ भेलाह अछि । यथा-महाकवि विद्यापति आ लोक देवताक रुपमे प्रतिष्ठित जयवर्द्धन सलहेस, दुलरा दयाल, लोरिक, दीनाभद्री आदिसँ भाषाक श्रीवृद्धि भेल अछि ।

उद्घाटन-भाषणक क्रममे राष्ट्रपति रामवरण यादव जनाओल जे मिथिला नरेश जनक ओ जानकीक भाषा मैथिली मात्र तराइवासीक भाषा नहि थिक प्रत्युत राष्ट्रक गौरव भाषा थिक तँ दोसर भाषा थिक । भारत आ नेपालक मध्य ई भाषा सेतुक काज करैत अछि आ सुमधुर सम्बन्ध बनबैत अछि । ई राष्ट्र नेपाल बहुभाषी ओ बहुजातिक थिक । तेँ सभ जाति ओ सभ वर्गक जँ विभिन्न भाषा अछि तँ मातृभाषा एवं संस्कृतिकेँ जोगयबाक आवश्यकता अछि । तखने समुन्नत देश बनत । मैथिली तँ एहि देशक दोसर स्थान पर बहुसंख्यक द्वारा बाजल जायबला भाषा थिक ।

सदस्य जीवछ मिश्र संस्कृत श्लोकक उद्धरण दैत स्पष्ट कयलनि जे जहिना सुस्थान पाबि यथा बालामे मणि ‘फिट’ भऽ नृत्यांगनाक हाथमे शोभैत अछि... तदनुकूले अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन अपन सार्थक उद्देश्यमे सफल होयत ।

कुञ्जविहारी मिश्रक गोसाउनिक गीत ‘जय-जय भैरवि...’ पर स्रोतागण झूमि उठल । श्री कमलाकान्त झाक मंच संचालकत्वक किछु पंक्ति यथा-हम छी कमलाकान्त, एतय तँ मुदा गीते पचमेर चलत, लिखबाक कला होइत छैक आदि अपन अन्तर्राष्ट्रीय मंच वैशिष्ट्यकेँ देखा की देलक जे श्रोताक मन मोहि लेलक ।

रामा मंडल ‘मेड इन मिथिला’ कैसेटसँ स्व स्वरमे गीत प्रस्तुत कयलनि-सगरो घुमियौ करियौ मुदा मिथिलामे जान हम छी मैथिली बाबू, मैथिल-मिथिला ...। सांस्कृतिक कलाकारमे की बोर्ड पर शिवचन्द्र दास, तबला पर बेनी माधव, गिटार पर कमल मंडल, ढोलक पर विकास आदि रहथि ।

रामभरोस कापड़ि भ्रमर लिखित ‘जट-जटिन’ नृत्य नाटिका रमानन्द युवा क्लब, जनकपुरधाम द्वारा प्रस्तुत भेल । एहिमे कलाकारगणमे रहथि सर्वश्री उज्जवल कुमार मिश्र (जट), स्मृति मिश्र (जटिन), अवधेश कामत (मल्लाह), अजय मण्डल, रीतेश साह, राकी साह, सानु सिंह, सुनील सिंह, पंकज झा, सोनू राउत, ज्योति झा, निसु साह, चन्दा लामा, पूनम मिश्र आ पार्श्व गायकमे रहथि राजन मिश्र। ध्वनि-संतोष झा, ढोल-विकास कर्ण, की बोर्ड-अनिल मिश्र, तैयारी गीत पर प्रस्तुति - रामा मण्डल आ स्मृति मिश्र संगीत-अनिल आ रोशन, प्रकाश आ निर्देशन-अनिल कुमार मिश्र ।

श्रीमती नलिनी चौधरीक नृत्य दर्शकक मोनकेँ मोहि की लेलक जे दर्शक पर अमिट प्रभाव छोडि देल । भैरवी पर कुच्चीपुड़ी नृत्य आ नन्द गोपाल नृत्य ओ प्रस्तुत कयलनि ।

## निष्कर्ष

(१) अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन मात्र भारतवर्षमे भेल छल । एहि बेर सातम नेपालमे भेला सन्ताँ अन्तर्राष्ट्रीय स्वरुप पाबि नामक सार्थकता प्रदान मयल ।

(२) ई अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन एहि हेतुएँ ऐतिहासिक महत्वक वस्तु बनि गेल अछि जे कोनो देशक महामहिम राष्ट्रपतिक उद्घाटन भाषण पहिल बेर भेल अछि ।

(३) मंत्री सतरक सहभागिता पूर्वहुमे भेल अछि । तत्कालनि उपप्रधानमंत्री भारतवर्षक श्री लाल कृष्ण आडवाणीजीक सहभागिता भेल छनि । तहिना एहि सम्मेलनमे उपप्रधानमंत्रीक उपस्थितिबोध अपन महत्ता दर्शबिते अछि ।

(४) वैज्ञानिक दृष्टिएँ कार्यक्रमक संयोजन-सम्पादन भेल । खासकऽ

राष्ट्रपतिक शुभ आगमनसँ अन्त धरि ।

(५) कार्यक्रमक समय नियत छल । समयमे कनेक हेर-फेर भेल तँ ओकरा अवडेरल जा सकैत अछि । प्रभात फेरीक समय निर्धारित छल जाहिमे एक घंटा विलम्ब भेल ।

(६) संयोजकक सोच आ दृष्टिमे नवीनता परिलक्षित भेल । एक तँ समय सीमामे कार्यक्रमक स्थिर रुप देब आ दोसर निर्धारित समय-सीमासँ ओम्हर-एम्हर नहि विचलित होयब ।

(७) व्यवस्थापकीय प्रबन्ध सभ तरहेँ सुव्यवस्थित छल । जँ व्यवस्थापकीय लाभ सहभागी जन उल्लाहपूर्वक नहि उठा सकलाह तँ व्यतिक्रम भेल कहल जा सकैत अछि ।

(८) निर्धारित लक्ष्यसँ बेसी व्यक्तिक सहभागिता कार्यक्रममे व्यवधान अनलक । जखन कि तिरुपतिसँ ल꠰ क꠰ विद्यापति सेवा संस्थान, दरभंगाक मञ्चधरि संयोजकक स्पष्ट व्क्तव्य छल । जँ संयोजकीय स्वरकेँ अवडेरल गेल तँ कुफल प्रभाव व्यवस्थापकीय पर पड़ल आ सहभागी गणकेँ भोगय पड़ल ।

(९) वसन्तपुरसँ मिथिला-मैथिलीक ध्वनित जय घोषमे मैथिल परिधानक सँग उल्लसित वातावरणमे पयरे गुजरैत प्रज्ञा प्रतिष्ठानक सभाकक्षमे सहभागीगणक प्रवेश भेल । एहिमे आत्म सम्मान बोध जाग्रत भेल, हीन मानसिक विकार हटल आ सभसँ बढ़िक꠰ आनभाषा-भाषीक मानसमे मैथिलीक जागरुकताक सनेस विलहायल ।

(१०) बैग, बैच आ परिचय पत्रक समुचित प्रबन्ध होइतो ओहि सुविधाक लाभ सभ सहभागीगण नहि उठा सकलथि । सभाकक्षमे प्रवेश निमित्त निर्धारित पहचान पत्र नहि भेटि सकल । तैयो संयोजकीय दायित्वबोध कम क꠰ नहि आँकल जायत जे प्रवेश पत्र आनन-फाननमे द꠰ सभकेँ प्रवेशक द्वारि खोलि देलक ।

(११) स्मारिका आ भ्रमरक नाटक पुस्तकक विमोचल भेल । ई साहित्यिक रुचिक सँग साहित्यक श्री भंडारकेँ भरैत अछि ।

(१२) मंच संचालिकाक प्रस्तुति कमजोर रहल ।

(१३) ई सम्मेलन सफल रहल आ कैक दृष्टिएँ ऐतिहासिक महत्वक वस्तु बनि गेल अछि जाहि पर विचार-विमर्श अपेक्षित अछि आ सोचब विचारब पर बल दैत अछि ।

(१४) विद्यापति ट्रस्टक लेल स्वरुप उभरब एहि सम्मेलनक उपलब्धि थिक ।

दोसर दिन, पुष ८ गते वृहस्पति क꠰ अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन २०६७, नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक संस्कृति विभाग द्वारा प्रायोजित विद्यापतिक पुण्य स्मृतिमे समर्पित विचार-गोष्ठी प्रातः १०:२० बजे अग्रवाल सेवा केन्द्र कमल पोखरीमे प्रारंभ भेल । संचालक रहथि श्री सन्तोष कुमार मिश्र । पहिल कार्यपत्र प्रस्तुत कयलनि डा. योगेन्द्र प्रसाद यादव, एहि कार्यक्रमक अध्यक्षता कयलनि श्री कमलाकान्त झा । आसन ग्रहण कयलनि सर्वश्री रामभरोस कापड़ि भ्रमर एहि विचार-गोष्ठीक संयोजक रहथि - श्री कालीकान्त झा आ विश्लेषक चन्देश ।

डा. योगेन्द्र प्रसाद यादव पठित आलेखमे 'मैथिली क्रिया संगति आ मेलक सामाजिक आधार' विषयक विचार उपस्थापित कयलनि । एहिमे मैथिली समाजक अर्न्तसम्बन्ध, वक्ता-श्रोताक Reflaction, आधुनिक भाषा-विज्ञानमे वैज्ञानिक पद्धति अर्थात् विज्ञान-पद्धतिक भाषा अपनायब, तथ्यक संकलन, तथ्यक विश्लेषण । कहबाक ध्वनि जे तथ्यक संश्लेषण क꠰ विश्लेषण करब ओकर व्यवहार बनि जाइत छैक । ओ जनौलनि जे ई तँ आधार (Advance Level) भेल । मैथिली वाक्यमे क्रिया-देनाइ । देब क्रियाक तीन रुप-देनिहार, देबबला वस्तु किताब अर्थात् तीनू चीज भेटैत अछि । दोसर उदाहरणमे-हम पढलहुँ । हम हँसलहुँ । एहिमे एकेटा रुप अछि । तात्पर्य जे क्रियाक विविध रुपमे बाँटल गेल अछि । आरो उदाहरण प्रस्तुत करैत-ओ घर पर हमरा बिताब देल । एहिमे घर पर अनिवार्य नहि Optional थिक । दोसर, ई हुनक घर छनि । एतय क्रियाक लेल हुनक Argument नहिभेलनि । क्रियाक संगति हेतु - तोँ हुनका लेल काज कयलहुँ । एतय हुनका लेल Non-Argument थिक । वाक्यमे संज्ञा, सर्वनामक सँग क्रिया नहियो रहल तँ काज चलैत अछि । ओ मैथिलीक क्रियाक भेदक सँग जनौलनि जे मैथिलीक कार्य संगति-विशिष्ट आ जटिल अछि ।

टिप्पणीकर्ता धर्मेन्द्र विह्वल कार्यपत्र पर टिप्पणी करैत जनौलनि जे भाषा विज्ञान आ भाषाक बात करी तँ किछु आगाँ कहनाइ असौकर्य बुझाइत अछि । मैथिलीक सन्दर्भमे तथ्य संकलन क꠰ भाषा विज्ञानक सम्बन्ध जोडबाक अछि । व्यवहार अत्यन्त महत्वपूर्ण थिक । भाषाक कसौटी होयबाक थिक । बोलीक सम्बन्ध फरिछयबाक थिक । मानक स्थितिक निर्धारण होअय । आन भाषाक कोना की प्रभाव पड़ल अछि । विभक्तिक प्रयोग आ संगहि हिन्दी ओ नेपालीपनक प्रभाव स्पष्ट होयबाक थिक । मैथिलीक बोलीक आधार पर विश्लेषण होयबाक थिक । भाषा खेला सकब तखने खा सकब । भाषे खेलाक꠰ खेबाक काज करैए । एहन नहि होअय जे भाषा विज्ञानमे ओझरा जाय । दू-चारि-पाँच वर्ष अवस्से मैथिली भाषामे अराजकताक आवश्यकता छैक, तदुपरान्ते मानक मैथिली बनत ।

जिज्ञासा प्रकट करैत पठित आलेखक सम्बन्धमे प्रा. विजय दत्त बात रखलनि जे कार्यपत्र देनाइ आवश्यक थिक । कमसँ कम Photo copy तँ उपलब्ध करयबाक चाही । Argument क बातकेँ आरो फरिछयबाक थिक । Subiect भावकेँ Objectक माध्यमे प्रकट करबाक थिक ।

श्री भगवान मिश्र कहलनि जे कोनो रुपमे आलेखक प्रति भेटय । फोटो काँपी किएक ने रहय ।

प्रवीण स्पष्ट कयलनि जे क्रियापदक समस्या मैथिलीमे छैक । उत्तम पुरुष मध्यम पुरुष आ अन्य पुरुषकेँ फरियाक꠰ राखक थिक । यथा-हम पोथी पढैत छी । ओ पोथी पढैत छथि । ओ पोथी पढैए । ओ पोथी पढैत छथुन्ह । दोसर उदाहरणमे-राजा अयलाह । नोकर आयल । तात्पर्य जे कार्यपत्रमे मात्र खानापुरी नहि होअय । ई संक्षिप्त नहि, अति संक्षिप्त जिज्ञासा थिक ।

डा. वैद्यनाथ चौधरी बैजू जनौलनि जे मौनी, पौतीसँ ल꠰ क꠰ डाला, विरहारा धरि । एतेक दूर धरि जे जयनगर ओ जनकपुरक भाषाक ध्वनिमे अन्तर अछि । यथा-ल꠰ गेलथु । लै गेलै, खै गेलै । भावार्थमे सार भाषाक कोश एकेटा अबैत छैक । श्री गोपाल झाक कथन रहनि जे मिथिला राज्यक नीति ? मिथिलाक्षरक सँग भाषा नीति की ? भाषाक एकरुपता आवश्यके । मानक मैथिली

एकेटा होयतैक ।

श्री रामचन्द्र झाक कथन जे मैथिलीमे एकरुपता कोना सम्भव थिक ? एके गाम मे अलग-अलग वा एके परिवारमे अलग-अलग क्रियाक प्रयोग होइत छैक । दैनिक समस्या थिक । शुद्ध मैथिली बजै छी कि नहि से प्रश्न उठैए । मानक स्वरुपक निर्धारण नहि होअय से ठीक नहि । तँ सभक भाषाकँ सक्रिया भाषाक रुपमे लेबाक थिक ।

प्रत्युत्तरक क्रममे डा. योगेन्द्र प्रसाद यादव जनौलनि जे दू दिन पहिने अयबाक कारणेँ फोटो स्टेट नहि आनि सकलहुँ । कार्यपत्रक सारांशे मात्र प्रस्तुत कऽ सकलहुँ । एक घटाक समय निर्धारित छल पूर्वमे आलेख प्रस्तुत करबाक लेल से मात्र पन्द्रह मिनट कऽ देल गेल । भाषा विज्ञान वास्तवमे हबामे चलैवला चीज नहि थिक । क्षेत्रीय भाषिक अन्तर-सामाजिक ओ व्यक्तिगत अन्तर । एहि अन्तरक बीचमे मैथिली भाषाक मानकीकरणक पक्षमे नहि छी । कारण अछि । 1% (one perecent) बुद्धिजीवीवलाक भाषाक होइक आ 11% बला भाषा-भाषीक नहि होइक तँ मानकीकरणमे दोसर वर्गकेँ घाटा होयतैक । जार्ज अब्राहम ग्रियर्सनक कथनानुसार मैथिली भाषा पर आन भाषाक प्रभाव छैक तँ ई भाषा जटिल छैक । ई स्वाभाविक छैक जे एक भाषाक प्रभाव दोसर भाषा पर पड़िते छैक । शुद्ध-अशुद्ध भाषाकँ बान्हि देबैक से नहि बान्हल जाय । क्षेत्रीयताक प्रभाव पड़ब स्वाभाविके थिक । भाषागत स्वाभाविक विकास होइक । शिक्षा, परीक्षा, प्रशासन, मीडिया आदि सभमे भाषागत एकरुपता पर पहुँचबाक लेल प्रयास होमक चाही ।

श्री कमलाकान्त झाक स्पष्ट मत छलनि जे पाठ्यक्रमक पोथीमे एकरुपता आवश्यक छैक । मुदा, ई बात कथा, कविता, उपन्यास, सिनेमा आदिमे नहि होइक ।

डा. वैद्यनाथ चौधरी बैजू मन्तव्य देलनि जे रंदा दऽ कऽ चिकुन-चुनमुन बनयवाक लेल भाषाक मानकीकरण लाथेँ जँ मैथिलीकेँ बान्हि कऽ राखब तँ मैथिली भाषा पौतीमे बन्द भऽ जेती । एकरा स्वतंत्रता चाही । ओ उदाहरण प्रस्तुत करैत महाकवि विद्यापतिक पक्तिकेँ रखलनि जे तोँहे जे कहै छह गौरा नाच ...। एहिमे तोँहे शब्द आयल अछि । की ई शब्द मैथिली नहि थिक ? श्री अशोक झा, कोलकाता जनाओल जे परीक्षाक माध्यमक भाषाक रुपमे मैथिली होइक से विचारक बात थिक । एहि भाषाकँ विशेष व्यापक बनाओल जाय ।

डा. रेवती रमण लाल- मातृभाषा मैथिलीक माध्यमे शिक्षाकेँ अनठादेल जाइत छैक मदर माने माय नहि, अम्मा कहल जाइत छैक । एहि सभ बातक ध्यान राखल जयबाक थिक । श्री देवेन्द्र मिश्र - भाषामे एकरुपता आनी । मैथिलीक माध्यमे पढाइक अभियान चलाओल जाय । नेपाल सरकारकेँ दुराग्रहपूर्ण नीति छोड़क चाही । तँ व्यवस्थापूर्ण नीतिमे मैथिलीकेँ समकक्ष स्थान चाही । पाठ्यक्रममे मैथिली नहि अछि । प्राथमिक स्तर पर अछि तँ बादमे ऐच्छिक विषयक रुपमे । लोक सेवा आयोग कानूनी व्यवस्था कऽ लिअऽ जे प्रत्येक छात्र/छात्रा मैथिली भाषाक माध्यमे परीक्षा दऽ सकैत अछि ।

श्रीमती पुष्पा ठाकुर - दूधक रंग नहि बदलल अछि । मैथिलीमे केओ बाजय तँ शुद्ध-अशुद्धक फेरमे पड़ि ओहि व्यक्तिक आ भाषाक मजाक नहि उडाउ । सचेत ढङे भाषाक प्रयोग होयवाक चाही ।

प्रत्युत्तरक क्रममे डा. योगेन्द्र प्रसाद यादव विचार दैत व्यक्त कयलनि जे हमरा लोकनि देवनागरीमे मैथिली लिखैत छी । देवनागरीसँ मिथिलाक्षरमे लिखबाक लेल (टेक्नोलोजी - तकनीकी) विकसित अछि जे जानकी फन्ट मे करब तँ स्वतः मिथिलाक्षरमे परिवर्तित भऽ जैत । आधारभूत शिक्षा यथा वर्ग १ सँ ८ धरिक मातृभाषा मैथिलीक भाषामे शिक्षाक आधार भेटल अछि । आनो वर्ग सभमे भेटय से प्रयास करबाक थिक । मुदा, भेटलासँ बेसिए प्रयास कार्यान्वयन करयबाक अछि । लोक सेवामे परीक्षाक माध्यम मैथिलीक रुपमे कोनो अडचन नहि छैक, मुदा ऐच्छिक माध्यमक रुपमे अछि ।

संतोष कुमार मिश्र मत देलनि जे देवनागरीस सोझे मिथिलाक्षर प्रिती फन्टमे कऽ सकैत छी । दोसर सत्रमे मंचासीन भेलाह सर्वश्री अशोक झा, तारानन्द मिश्र, डा. प्रफुल्ल कुमार हिं मौन, रामभरोस कापड़ि भ्रमर, चन्द्रेश आ संयोजक कालीकान्त झा तृषित । श्री तारानन्द मिश्र, पुरातत्वविदक आलेख पाठक विषय छल - मिथिलाक सांस्कृतिक सम्पदा ओ संरक्षणक उपाय । एहि कार्यक्रमक अध्यक्षता कयलनि श्री अशोक झा कोलकाता ।

श्री तारानन्द मिश्र अपन आलेखक माध्यमे स्पष्ट कयलनि जे मैथिली माने आर्य जाति थिक । कहबाक लेल वा कहि सकैत छी जे हमर दृष्टिएँ तीन तरहेँ विचार होयबाक चाही - (१) ब्राह्मण ग्रन्थादि (२) बौद्ध स्रोत (३) जैन स्रोत । ओना मोटा-मोटी २ प्रकारक सोच अछि । एहिमे ब्राह्मण ग्रन्थादि पर मोटा मोटी विचार कयल जाइत अछि । जैन आ बौद्ध स्रोतक विशेष उल्लेख नहि भेल अछि । ओ विदेह माधवक प्रवेशसँ लऽ कऽ शतपथ ब्राह्मणक समय, पश्चिमसँ पूरबक अभियान, क्षेत्र विशेषक आ खासकऽ सरस्वतीक किन्हेरमे ३ वेदक रचना, तीरभुक्ति-तीरहुती आदिक चर्च करैत कर्णाटकालीन विशेषक मूर्ति जे ३०-४०टा भेटलैक अछि तकर चर्च कयलनि । धरानमे पालकालक मूर्तिक चन्द्रिकापुर आदिक चर्च कयलनि । ओ स्पष्ट कयलनि जे उचित संरक्षणक अभाव छैक जे होयबाक चाही । उत्खनन आ अन्वेषण पुरातात्विक माध्यमे होयबाक चाही । तँ सरकारक संरक्षण भेटनाइ आवश्यक छैक ।

टिप्पणीकर्ता डा. प्रफुल्ल कुमार सिंह मौन जनौलनि जे तारानन्द मिश्रक आलेखमे दू वर्षसँ एतबे बात सुनैत छी । ओ भेडियारी जगहक चर्चक सँग कतिपय जगहक चर्च कयलनि । ओ स्पष्ट रुपेँ कहलनि जे आवश्यकता अछि संयोजन करबाक प्रश्नकर्ताक रुपमे श्री भगवानमिश्र राज बनौलीक सांगोपांग चर्च करैत महोत्तरी जिलामे विद्यापति प्रवासक बनौली थिक से स्पष्ट कयलनि ।

श्री गोपाल झा जनाओल जे आलेखमे समग्र मिथिलाक बात आ दशा-दिशाक उल्लेख होयबाक चाही छल से नहि भेल अछि । डा. गंगा प्रसाद अकेला सुझाव दैत व्यक्त कयलनि जे कार्यपत्र लिखित रुपमे सभक हाथमे होयबाक चाही ।

संयोजकीय दायित्व निमाहैत श्री कालीकान्त झा व्यक्त

कयलनि जे स्वागत-सत्कारमे लिप्त भऽ ध्यान विशेष ओम्हरे चलि गेल अछि जे समग्रतामे होयबाक चाही छल।

विवेचन-विश्लेषण करैत श्री चन्द्रेश व्यक्त कयल जे भाषा विज्ञान सन गूढ आ गूरुतर विषयकेँ उठाकऽ डा. योगेन्द्र प्रसाद यादव क्रियाक संगति आ मेलक आधार विषयक सार्थकताक सम्बन्धमे अपन वक्तव्य देलनि। डा. यादव विद्वत भाषाविद छथि। हिनक चिन्ता मैथिली भाषा ओ साहित्यक सम्बन्धमे सर्वविदित अछि ओ सारगर्भित भाषामे सूक्ष्म दृष्टिएं विषय-वस्तुक सूक्ष्म-भावके प्रकट कयलनि। जैं कि आलेख नियत समयसँ विशेष अवधिक छल, से ओ वक्तव्यमे पहिने गछलनि जे एक घंटाक अछि, मुदा ओ मात्र बीस मिनटमे समेटलनि। स्वाभाविक थिक जे ओ जाहि बातकेँ उठौलनि ताहि भूमिकाक सँग सिद्धान्त ओ व्यवहार मे तालमेल बैसबितो सभ बातकेँ उतारि पायब सम्भव नहि भऽ सकलनि। ई सम्भवो नहि थिक जे एहन गूढ विषयकेँ छुमन्तर जकाँ बुझा देब। तैयो ओ अपन सामर्थ्य-शक्ति बलेँ समयक सदुपयोग कयलनि। कनेक विषयान्तर भेल। ओना ओ कैकटा उद्धरण प्रस्तुत कऽ क्रियाक संगति ओ मेलक आधारकेँ सुपुष्ट कयलनि। ओ जे विषय उठौलनि तत्सम्बन्धी सिद्धान्त ओ व्यवहारक उद्धरणक सँग अपन बातकेँ समय लऽ फरिछाकऽ रखितथि तँ बेसी रोचक आ मुखर भऽ श्रोताक समक्ष अबितय। बहुपदीय क्रियापदक सँग आनो आन पक्षकेँ प्रकाशमे अनितथि तँ आरो नीक होइतय। एहि विषयकेँ ओ नीक जकाँ बेकछाकऽ आनि सकैत छलाह मुदा समयाभाव एहि गम्भीर सन विषयकेँ विवेचित होयबासँ वन्चित कयलक।

श्री तारानन्द मिश्रक आलेख अपन रुचिक अनुकूल छलनि। ओ लिखित रुपमे पूर्वहू एहन आलेख प्रस्तुत कयने छथि। बेर-बेर एके बातकेँ दोहरओलासँ अरुचि उत्पन्न होयब स्वाभाविक थिक। ओना ओ श्रम साध्यपूर्वक पुरातत्वविद् भऽ आलेख प्रस्तुत कयलनि। ओ सहज सम्प्रेष्य भाषामे अपन बातकेँ मनोयोग पूर्वक रखलनि। कैकटा नव स्थान परक पूर्तिक अन्वेषणक चर्च कयलनि मूर्तिक काल-विभाजनक क्रममे अवस्से डा. मौन आ समर्थित किछु व्यक्तिक आपत्ति रहनि जे गुप्त कालक वा पाषाण कालक नहि थिक। पाल कालक होअय वा जे कोनो अन्य कालक ई सभ अन्षेणक विषय थिक। एहि पर चर्च होयबाके चाही। मन्थन चिन्तन भेलासँ वास्तविक रुप उभरि आओत। ओना, आलेख नीक छल। विवेच्य दुनू आलेख दम-खम पूर्ण कहल जा सकैत अछि। गुण-दोषक सभ्यक् विवेचन ओयबाके चाही। गोष्ठीकेँ दुनू आलेख दमदार बनौलक। कार्यक्रमक संयोजक श्रीराम भरोस कापड़ि भ्रमर जनाओल जे तीनटा कार्यपत्रक नियार-भास छल आ तीन गोट विद्वानकेँ भार देल गेलनि। तेसर व्यक्ति जनिका लोक साहित्यपरक सलहेस दीना भद्री विशेष पर आलेख प्रस्तुत करबाक छलनि से अस्वस्थ होयबाक जानकारी E-mail सँ देलनि अछि। एहि कार्यक्रममे पठित आलेख द्वयक आलेख पूर्ण नहि अछि। जँ लिखित रुपमे दू-तीन दिन पहिनो भेटितय तँ सभक हाथमे रहितय। बुझू तँ एखनो आलेख लिखित नहि छनि। जोड-घटाओ कऽ देताह। ई त्रुटि स्वाभाविक थिक से बुझि भविष्यमे ध्यान देमहि पड़त। श्री अशोक झा, कोलकाता अपन अध्यक्षीय भाषणमे स्पष्ट कयलनि जे हमरा लोकनिके वर्तमान स्थितिमे जीवाक अछि। पोखरिक बात तँ करैत छी, मुद्दा मांछ नहि छैक। नव नव विषयक चर्च करी। पुरने राग नहि अलापी।

विचार गोष्ठीक समापन १:२० बजे अपरान्हमे भेल आ भोजनोपरान्त २ बजे अपरान्ह सँ अग्रवाल सेवा केन्द्र कमलपोखरीमे डा. धीरेन्द्रक स्मृतिमे कवि गोष्ठी प्रारम्भ भेल। एहि कार्यक्रमक अध्यक्षता कयलनि श्रीमतीपुष्पा ठाकुर। मंचासीन रहथि रामभरोस कापड़ि ‘भ्रमर’, संयोजक डा. कालीकान्त झा आ चन्द्रेश। चारिदर्जन कवि कवयित्रीक सूचीमे मात्र दू दर्जन कवि कवयित्रीक कविता पाठ भेल किएक तँ उपराष्ट्रपतिक निर्धारित समय आबि गेल आ कवि गोष्ठी मध्य समापन समारोहक बैनर टंगा गेल। मंचासीन व्यक्ति विचारर्यानुकूले सभ कविक उपस्थिति बोध मानि कार्यक्रम बीचहिमे समाप्त कऽ देल गेल। उपस्थित कविमे प्रमुख रहथि श्रीमती मीना ठाकुर, प्रवीण, विल पडवा, रेवतीरमण लाल, करुणा झा, श्याम शेखर झा, प्रमोद झा, जनक, धीरेन्द्र प्रेमर्षि, सुधांशु कलाकार, विजय दत्त, मणिकान्त झा, विजेता चौधरी, नागवंशी, रामनारायण देव, दिनेश झा, देबेन्द्र मिश्र, अशोक झा, चन्द्रदेव झा, साधना झा, अयोध्यानाथ चौधरी, अकेला, चन्द्रेश, भ्रमर, संतोषकुमार मिश्र आदि। अध्यक्ष श्रीमती पुष्पा ठाकुर कवि कवयित्रीक पढित कविता सभ पर विचार करैत कविता पाठसँ कवि सम्मेलनके समाप्त कयलनि।

## निष्कर्ष

१. निर्धारित समयसँ कनेक विलम्बसँ कवि सम्मेलन प्रारम्भ भेल।

२. उपराष्ट्रपति महोदयक नियत समय पर आगमनक फलस्वरुप समयमे कटौती कयल गेल।

३. पूर्व निर्धारित कवि सूचीक अभाव बुझि पडल। कारण, कविक संख्या विशेष छल, मंच पर कविक संख्यामे बढोत्तरी होइत गेल।

४. महिला कवियित्रीक संख्या प्रशंसनीय कहल जायत।

५. कवितामे बैबिध्यताक अभाव परिलक्षित भेल। विशेष कविता एक रंगाहे वा एके भाव भूमिक छल। कही तँ उत्थानपरक परिलक्षित भेल।

६. बेसी कविक कविता पाठ नहि भऽ सकल जाहिसँ श्रोता बञ्चित रहल।

७. किछु कविक कविता बासिपनामे छल। कारण, बेर बेर मंच सँ पठित भऽ पुनः दोहराओल गेल छल। एहन कवितामे टटकापनक स्वाद कतय ?

८. दृष्टिवान कविक कमी खटकल।

अन्तिम सत्र २३-१२-१० कऽ समापन समारोह ३.२० मे प्रारम्भ भेल, एहि कार्यक्रमक प्रमुख अतिथि रहथि नेपालक उपराष्ट्रपति श्री परमानन्द झा आ अध्यक्षता कयलनि श्री रामभरोस कापड़ि ‘भ्रमर’, आसन ग्रहण कयलनि श्री सर्व श्री कमलाकान्त झा, डा. बैद्यनाथ चौधरी, बैजु, श्री विमलेन्द्र निधि, सभासद, डा.

रामावतार यादव। मंच संचालक रहथि कालीकान्त झा।

स्वागत मन्तव्यक क्रममे श्री जीवछ मिश्र आगत अतिथिक प्रति उद्‌गार प्रकट करैत सभक स्वागत कयलनि आ व्यक्त कयलनि जे ई अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन माईल स्टोनक रुपमे भेल। भाषा-भाषीक विकास ओ संवर्द्धनक लेल ई सम्मेलन अविस्मरणीय थिक। देश-विदेशमे मिथिला भाषा-भाषीक सन्देश पहुचय।

एहि अवसर पर उपराष्ट्रपति द्वारा डा. राम दयाल राकेशक पोथी 'समय शिला पर' कविता संग्रहक विमोचन कयलनि। उद्‌गार प्रकट करैत श्री कमलाकान्त झा जनौलनि जे जानकी मैथिली छथि। एहि मैथिली भाषाक संरक्षणक-संवर्द्धनक बात भेल अछि। भावक बात प्रकट भेल अछि।

प्रतिवेदक चन्द्रेश दुनू दिन भेल कार्यक्रमक सम्बन्धमे सांगोपांग टिप्पणी करैत प्रस्तुति कयलनि जे सामाजिक ओ भावनात्मक सम्बन्धमे राजनीति कतहु कोनो वाधा नहि बनैत अछि। कारण भाषिक ओ सांस्कृतिक राष्ट्रबाद अवस्से मोन मिलानीमे एक दोसरक पूरक बनैत अछि जे अटूट विश्वास उत्पन्न कऽ सम्बन्धक प्रगाढताके आरो मजबूत करैत अछि। ई अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन निस्सन्देह एकटा एहन चलाओल गेल अभियान थिक जे मोनसँ मोनक मिलानीक सँग नव सोच आ नव दृष्टिमे चेतनाक संचारक माध्यम बनल। एहिमे ज्वलन्त सामाजिक समस्याके उठाकऽ मैथिली भाषाक उन्नति ओ संवर्द्धनक लेल जन जागृति भेल अछि। राष्ट्रपति महोदयक उद्‌घाटन भाषण ओ समापन कार्यक्रममे उपराष्ट्रपतिक उपस्थिति बोध एहि अभियानके आरो गति प्रदान करैत अछि। मानवीय सम्बन्धक गहनता ओ मानवीय मूल्यक प्रतिष्ठापन हेतु स्पष्ट चिन्तनधारामे जे भाषिक चिन्ता उभरिकऽ आयल अछि तँ मिथिलाक सांस्कृतिक सम्पदाके बचयवाक चिन्तन मनन जोर मारलक अछि सामाजिक अन्याय एवं शोषणक विरोध स्वरुप संघर्षमे फलित किछु कविक कविता जोर मारने अछि तँ मिथिलाक माटि-पानिक प्रेम सेहो उभरिकऽ आयल अछि। दैहिक, मानसिक आ भावनात्मक रुपे नारीक शोषण-उत्पीडनक व्यथा उभरिक जे नारीक कवितामे आयल अछि तं ओहि प्रतिरोधक स्वरमे बेदना, आक्रोश आ उद्वेग सेहो अपन रंग जमौलक अछि। विचार-विमर्शक क्रममे सहभागीगणक बुलन्द स्वर सेहो अपन सार्थकता प्रदान करैत अछि। कृषि, शिक्षा, वाणिज्य, संस्कृति परक विषय-वस्तुके उठाकऽ जीवन-संघर्षक लेखा-जोखा प्रस्तुत भेल अछि। भनहि सूक्ष्मतामे किएक नै उभरल कहल जाय तथापि आस्था ओ विश्वासक क्रममे एकटा विचार बनिकऽ आयल अवस्से एहि सम्मेलनक महत्ता थिक। लोक संस्कृतिपरक दू गोट नृत्य-नाटिका 'जटजटिन' ओ 'डोमकच'क प्रस्तुति जे भेल से अवस्से समाजमे नव जागरण आनत। सांस्कृतिक कार्यक्रम आ एहिमे प्रस्तुत नृत्य ओ गीत प्रभावित कयलक अछि। ई सम्मेलन ऐतिहासिक कहल जायत जे अविस्मरणीय बनल अछि। डा. योगेन्द्र प्रसाद यादव अपन उद्‌गारमे स्पष्ट कयलनि जे मैथिली भाषा-साहित्य, संस्कृति ओ कलाक विषयमे बेस गहन छल-फल एहि सम्मेलनमे भेल अछि। भविष्यमे मैथिलीक विकासमे ई सम्मेलन विशेष फलदायक होयत। संचार-माध्यमे जमिकऽ प्रचार-प्रसार होयबाक चाही जे मिथिला भाषी लोकनि लाभान्वित होथि।

डा. रामावतार यादव अपन उद्‌गार व्यक्त कयलनि जे मैथिली भाषाक स्वरुप लेल चिन्तित होयब स्वाभाविक थिक। किएक तँ स्वरुप स्थिर करबाक प्रयत्न करय पडत। बेसी लोक भाषाके प्रजातांत्रीकरण करय चाहैत अछि। १८८५ धरि ग्रियर्सनटा ग्रामर लिखित देलनि। ओ सभ उपभाषाक चर्चा कयने छथि। आई जे स्वरुप उपलब्ध अछि तकर सभक चर्च अबैत अछि। की मैथिली भाषामे ५ गोट नीक शब्दकोश उपलब्ध अछि? शब्दकोशक चर्चमे सभसँ पहिने पं. दीनबन्धुझाक नाम लेबऽ पडत। 'बलु' शब्द खूब प्रचलित अछि मुदा, शब्दकोशमे नहि भेटत जे बहुसंख्यक बजैत अछि आ लिखाईत अछि। मैथिली पढ़ऽ पडत। मैथिली भाषामे पढब आसान बात नहि थिक। द्विअर्थ शब्द नहि होअय। ई अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन कनेक नीक जकाँ भेल अछि मुदा खूब नीक जकाँ नहि भेल अछि। श्री विमलेन्द्र निधि अपन उद्‌गारमे व्यक्त कयलनि जे हम जते एहि सम्मेलनक प्रति हृदयोदगार प्रकट करब से थोड़ होयत। सभके सक्रिय सर्मपणक सँग सहयोग देबाक चाही। नेपाल-भारतक ऐतिहासिक सम्बन्ध सभ अर्थे अछि। भाषा ओ संस्कृतिक लडाई राजनैतिक पक्षमे नहि होइत छैक। भाषाविद् ओ संस्कृतिक पक्षमे होइत अछि। भाषा आ संस्कृतिक संरक्षण ओ संवर्द्धन होबाक थिक। एहि बीच शाल ओढाकऽ उपराष्ट्रपतिके सम्मान कयल गेलनि। संगहि डा. वैद्यनाथ चौधरी बैजू आ कमलाकान्त झा कँ उपराष्ट्रपतिद्वारा शाल ओढा कऽ सम्मान कयल गेलनि। विदित होअय जे पूर्वमे संयोजक समेत सभ मंचासीन व्यक्ति के फूलक माला, पागसँ सँम्मानित कयल गेलनि आ क्रमात् शाल ओढाकऽ। डा. वैद्यानाथ चौधरी बैजू समापन समारोहमे फेरो दोहरयलनि जे एहि सातम अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनक कर्ता-धर्ता श्री रामभरोस कापड़ि 'भ्रमर' छथि। ओ स्पष्ट कयलनि जे आठम अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली गुवाहाटी (असम) मे हयत। ओ १२५ व्यक्तिक कार्यकारिणी समिति बनाओल जेबाक घोषणा कयलनि। ओ जनौलनि जे संरक्षक पद्म श्री डा.सी.पी. ठाकुर, डा.एस.पी. सिंह, कुलपति ल.ना.मि., विश्वविद्यालयत समेत पूर्वाञ्चलक तत्कालीन कुलपति डा. रामावतार यादव, डा. योगेन्द्र प्रसाद यादव, पं. कामदेव झा (अध्यक्ष), रामभरोस कापड़ि 'भ्रमर', पं. कमलाकान्त झा, डा. वैद्यनाथ चौधरी बैजू, (महासचिव), अशोक झा, श्वेताम्बर झा, रामचन्द्र झा, सांसद सरस्वती चौधरीप रचना, सभासद् विमलेन्द्र निधि, धीरेन्द्र प्रेमर्षि, मणिकान्त, चन्द्रेश, अमरेशजी आदि समेत तत्क्षण २१ गोट नाम घोषित कयलनि। ओ जनौलनि जे एकटा क्षेत्र मात्र राजविराजसँ सभ नामक सूची भेटल अछि आ आनो क्षेत्रक सूची जोडिकऽ ई कार्यकारिणी सवा सयक भेल से आश्वस्ति हैत छी। मैथिलीक काज करयबला प्रतिनिधि होअए से ध्यान अछि।

उपर्युक्त प्रस्तावके श्री कमलाकान्त झा समर्थन दैत व्यक्त कयलनि जे चलब महामायाक कोरमे कामाख्या।

सभामे उपस्थित व्यक्तिक करतल ध्वनि सँ समर्थन भेटल । तदुपरान्त उपराष्ट्रपति श्री परमानन्द झा अपन उद्बोधन-भाषणमे उद्गार प्रकट करैत कहलनि जे मिथिलावासी छी तँ धोती आ पाग पहचान थिक । हम एतय उपराष्ट्रपतिक रुपमे नहि, परमानन्द झाक नामसँ उपस्थित छी । कोनो व्यक्तिक पहचान लेल भाषा, वेश, संस्कृतिक कतेक महत्व छैक से सभ केओ जनैत छी । एहि देशक साढे बारह प्रतिशत लोक मैथिली बजैत छी हुनक अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन भेल । ई सम्ममेलन की योगदान देलक तँ ई विद्वत् मण्डली अवस्से नेपालक मैथिली भाषाक सम्बन्धमे मार्ग-दर्शन देबाक प्रयास एहि देशक संविधान बनयबामे करत । मैथिली एहि राष्ट्रक राजभाषाक सहभागी प्राप्त कयने अछि । तखन प्रश्न उठैत अछि जे सरकारसँ उपेक्षित किएक रहल ? ई गम्भीर विषय थिक । एखन ध्यान नहि देबैक तं बादमे दऽकऽ की फल भेटत ? जखन संविधानमे भाषाक सम्बन्धमे लिखा जेतैक तखन ? ई उत्तम समय अछि । मैथिली भाषा-भाषी विशेष ध्यान देथि । कोनो भाषाक उत्थानक वास्ते ओकरा मीडियामे आयब बड़ जरुरी छैक । दैनिक पत्र निकलय । एहि वास्ते एहि समाजमे नेता सँ लऽक विद्वान लोकनि आगामी वर्ष वा भविष्यमे जं मैथिलीमे दैनिक पत्र-पत्रिका प्रकाशित होयत तं निश्चिते भविष्य स्वर्णिम थिक । हम मंचसं आग्रह करब से मैथिलीक स्थितिक प्रसँग थिक । उदाहरणस्वरुप-पहिने सरकारी नोकरीमे लोकक प्रवेश भेल तँ मास्टर डिग्रीक किछु अंक भेटैत छलैक । एहि ४६ वर्षमे मैथिली आ हिन्दी एहि लाभसँ बंचित रहल अछि । आब स्थान नहि अछि ते निर्णय लेब । दोसर बातजे पहिल जनगणनामे ने तँ मैथिली भाषा-भाषी छल ने भोजपुरी आ ने अवधी छल । आइ फूट स्थिति बनल अछि ।

ओ चिन्तित स्वरे अपन बात रखलनि जे हमरा कहल गेल जे भारत सँ १०० सँ बेसिए लोक आयल छथि तँ एहि ठाम जे उपस्थिति देखि रहल छी ताहिमे स्थानीय लोकक सहभागिता छुछुन्न बुझाइतअछि । हमसभ एहि सम्मेलनके ओतेक महत्व नहि दऽ सकलहू । हम कहैत छी जे जखन संघीय सरकार बनतैक तँ प्रादेशिक सरकार मैथिलीके महत्व देबे करतैक, मुदा केन्द्रीय सरकार ? नेपालक कोनो कार्यक्रममे एहि ढंक व्यक्तित्वक उपस्थिति भेल होइक से हमरा नहि लगैत अछि । एहि महत्वके अक्षुण्ण राखब उपस्थित समुदायक जवाबदेही थिक । हम कामना रखैत छी जे सभ सम्मानित व्यक्तिक जिनगी सुखमय आ स्वस्थमय बनओ जाहिसँ मैथिली भाषा ओ साहित्यक संवर्द्धन ओ विकासमे बृहत रुपमे योगदान भेटैक । मध्य जाडमे ई कार्यक्रम भेल अछि जे गति बनल रहय । मैथिली नेपालक दोसर भाषा अछि, एकरा राज्य सरकार स्वीकार कयने अछि । दोसर भाषाक ने महत्ता अछि से भेटक चाही, मुदा अखन धरि नहि भेटल अछि । आगामी दिनमे सोचि-विचारिकऽ कार्यक्रम बनाबय पड़त । एहि लेल सभ केओ जागरुक होई ।

अध्यक्षता करैत रामभरोस कापड़ि 'भ्रमर' जनाओल जे विभिन्न विपरीत परिस्थितिक बीच ई सम्मेलन भेल अछि । नेपालक राजनैतिक अव्यवस्था की छैक जे कखन की घटिल होयत ? एहन अव्यवस्थाक बीच क्षण-क्षण तरल व्यवस्था छैक । संकल्प सचमुच पैध होइत अछि । समस्त सहभागी लोकनिके हार्दिक अभिनन्दन । शौभाग्य एहि सम्मेलनमे भेलैक अछि जे महामहिम राष्ट्रपति उद्घाटन कयलनि आ उपराष्ट्रपति समापन । मैथिलीक भविष्य स्वर्णिम अछि । जँ आयोजन पक्ष पर ध्यान दी तँ पग-पग पर सभ तरहक सहयोग भेटल अछि । आर्थिक स्थिति होइक वा वातावरण बनयबामे सभक सहयोग भेटल जे कार्यक्रम सब तरहे व्यवस्थित रहल । सभसं बेसी कोनो एक आदमीक श्रेय छनि तँ उपराष्ट्रपति परमानन्द झाक, आ दोसर व्यक्तित्वमे तहिना छथि श्री विमलेन्द्रजी । हम आभारी छी ई. सत्यनारायण साह, जीवछ मिश्र, डा. गंगा प्रसाद 'अकेला', त्रिपाठीजी, देवनारायण यादव, बृषेश्चन्द्र लाल, काशीदेवी झाक जनिक सौजन्यसँ बैग आदिक सहभागिता भेटल । हमरा एहि सम्मेलनसँ सीख भेटलजे अपने कुवचन नहि कही भले, दूटा पाइ नहिदी से अपने लोकनिक स्नेह सद्भाव बनल रहओ । नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक सहयोग, स्नेह, सदभाव भेटल अछि । नेपालमे एक करोड टाका विद्यापति ट्रस्ट कोषमे राखल छैक । ओकर ब्याजसँ पोथी प्रकाशित होयत, सम्मान-पुरस्कार भेटत । अगिला कैबिनेटमे अवस्से ई प्रस्ताव पारित होयत । मैथिलीक नाम पर सम्पत्ति सुरक्षित रहतैक । ई एहि सम्मेलनक उपलब्धि थिक । नेपाल-भारतक सांस्कृतिक सम्बन्ध अक्षुण्ण रहत, हमरा सभक सिनेह बनल रहत आ स्नेह-सद्भाव बैजूजी आरो बनाकऽ प्रगाढ करताह । मैथिली नेपालक दोसर भाषा थिक, माइक भाषा थिक । मिनाप रमानन्द युवा क्लब, जनकपुरधाम आ आनो कलाकार साहित्यकार सभ छथि जे भरपूर सहयोग दऽ कार्यक्रमके सार्थकता प्रदान कयलनि अछि । ई अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन काठमाण्डू निरन्तर आ समय पर हैत भनहि तिथिमे हेर-फेर होअय ।

मिथिला नाट्यकला परिषद्, जनकपुरधामद्वारा 'डोमकछ' नृत्य नाटिका प्रस्तुत भेल । एहिमे भाग लेनिहार कलाकार छथि सर्वश्री सन्नी राउत (डोम), सपना श्रेष्ठ (डोमिन), मदन ठाकुर (चुडीवाला) । रामनारायण ठाकुर (वरियातीवाला) रीमा रिमाल (मलिकानि), परमेश झा (राना), गंगाकान्त झा, रविन्द्र झा, सोमु ठाकुर, वन्दना झा, सज्जीव सिंह, राखी झा, मुकेश मिश्र, मुकेश ठाकुर, विद्या मल्लिक । नाटय रुपान्तर ओ निर्देशन-रमेश रंजन झा, सह निर्देशन-परमेश झा, गायन-संगीता देव, नेहा प्रियदर्शी, सुनील मल्लिक, संगीत-सुनील मल्लिक, वादक-शम्भु कर्ण, ललन झा, मुकेश मिश्र, घनश्याम मिश्र ।

रंगारंग झमटगर सांस्कृतिक कार्यक्रम भेल । एहिमे रश्मि झा, रंजना झा, कुंज विहारी, बैजूजी, सुनील ठाकुर, नगीना कुमारी झा नृत्य, उषा पासवान, उपेन्द्र भगत नागवंशी आ मिथिलेश झाक सँग छोटू-नृत्य आदि भेल जे स्रोताके झुमा देलक ।

## निष्कर्ष

१. कार्यक्रम सुविचारित, सुनियोजित, सुगठित आ तार्किक ढंगे भेल ।

२. वैज्ञानिक दृष्टिकोण किछु व्यक्तिक्रमके छोड़ि समयक ध्यान राखल गेल ।

३. महामहिम राष्ट्रपतिक उद्घाटन आ उपराष्ट्रपतिक समापन-समारोह अवस्से सम्मेलनक गौरव-बोध थिक ।

४. मैथिली परिधानमे पग यात्रा अवस्से जागरणक प्रतीक बनल । भाषा जागरण बोधक सन्देश विहलक ।

५. विचार गोष्ठीक विषय आ वक्तागणक चयन सार्थक ओ सारगर्भित छल । लोक साहित्यक पक्षके सेहो ध्यान राखल गेल छल जे नहि भऽ सकल ताहि पर बाते की ? एहि असुविधाक फरिछौट कयल गेल । तैयो, साहित्यिक दृष्टिकोणे भाषाक संवर्द्धन ओ विकासक जे चिन्ता प्रकट कयल गेल अछि से भविष्यक लेल आइयो चुनौती थिक आ ई बात उभरिकऽ आयल ।

६. साहित्यिक विषय-वस्तुके जखन आन्दोलनी नारामे बदलबाक प्रयास होइत अछि तं की गत होइत अछि से स्पष्ट रुपे देखार भेल । हमहू किछु छी अर्थात् सभमे अपन टांग अडयबाक बातसँ हल्लुकपना आयल । साहित्यिक मर्यादाक अनुभूति करौलक । ते भविष्यमे आरो सचेतनाक सँग सतर्कता बरतल जायत तकर भान करौलक ।

७. भावनात्मक सम्बन्ध राजनीति पर हाबी होइत अछि से परिलक्षित भेल । कटु-मधु सम्बन्धक अनुभूतिक उपरान्तो मधु बोरल सरसतामे कार्यक्रम सम्पन्न भेल ।

८. मूल्यहीन व्यवस्थाक प्रति आरो तिक्ख आक्रोशक स्वर प्रकट भेल ।

९. कवि-सम्मेलनमे कविक पुरनायेल आ बेर-बेर पठित कविताक दोहराओल जेबाक कारणे अखरल आ स्वादमे अरुचि उत्पन्न भेल से परिलक्षित भेल ।

१०. महिला कवयित्रीक सहभागिता प्रशंसनीय कहल जायत । किछु कवयित्रीक कवित्व शक्तिमेँ उष्ण ओ ताप छल से प्रभावित कयलक ।

११. पुरुषक कुत्सित मानसिकताके उधार करैत शब्दक ताकतिमे उक्तिक धारक फलस्वरुप बोल परोसल गेल जे जन जागरणक परिचायक बनि कविताक महत्ताके बढ़ौलक ।

१२. मीडियाक भरपूर सहयोग भेटल ।

१३. सम्मेलनमे सुदूर क्षेत्रक सहभागिता विशेष रहल आ स्थानीय स्तरक अभाव परिलक्षित भेल ।

१४. संयोजकक संग सक्रिय सदस्यगणक सांगठनिक क्षमता उभरिकऽ आयल जे कामक गतिके शनैः शनैः तीव्र करैत गेल ।

१५. कार्यक्रम कोनो कयल जाय आ कार्यक्रममे व्यक्तिक्रम कोनो हुल दऽ अपन औकाति देखबैत अछि से आयोजकीय ढंग सिखौलक । ई भविष्यक हेतु पाथेय बनत ।

१६. अनावश्यक विवरण सं बांचव-बचायबाक प्रयास भेल अछि ।

१७. मंच अनुशासित रहल । चलैत कार्यक्रमक बीच मंचक लोभ ओहि व्यक्तिके देखार कयलक जे अनावश्यक व्यवधान अनैत अछि । तैयो, कवि-सम्मेलनक मध्य भेल मंचक लोभ कनेक खटकल ।

१८. गुणवत्ताक दृष्टिए सम्मेलनक अपेक्षा ई सम्मेलन गति आ सुस्थिर रुप प्रदान कयलक ।

१९. अग्रिम कार्यक्रम २०११ मे २२ ओ २३ दिसम्बरके गुवाहाटीमे होयत से घोषणा भेल ।

२०. स्मारिका ओ पुस्तक विमोचन भेल से प्रशंसनीय ।

२१. कार्यक्रममे सहभागिता हेतु जे मापदण्ड बनाओल गेल छल ताहिमे शिथिलता भेल आ एकर दुष्प्रभाव कनेक-मनेक कार्यक्रम पर पड़ल । जेना एक निमन्त्रण एक व्यक्तिक रुपमे मान्य अछि, तकरा तोडल गेल ।

२२. आवास ओ भोजनादि व्यवस्था नीक छल ।

२३. कार्यक्रमक स्थिर आ सुव्यवस्थित रुप देबाक ई सम्मेलन झाखी (ट्रेलर) बनल जे अग्रिम कार्यक्रमक स्थिर रुप-रेखा हेतु सुनियोजित रंग-ढंग देलक ।

२४. लोक साहित्य परक नाट्यनृत्य ओ सांस्कृतिक कार्यक्रम जन पक्षधरताक क्रममे भेल । ई अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन २०६७ काठमाण्डू, नेपालक जे एतिहासिक सम्मेलन भेल ताहिमे सल्लाहकार समिति मा. विमलेनद्र निधि, मा. रामचन्द्र झा, डा. रामावतार यादव, डा. योगेन्द्र प्रसाद यादव, मा. राम नगीना सिंह, श्री वृषेशचन्द्र लाल, कार्य सम्पादन समितिक संयोजक श्री रामभरोस कापड़ि 'भ्रमर' सदस्यगण डा. रामदयाल राकेश, डा. संजीता वर्मा, ई. सत्यनारायण साह, श्री जीवछ मिश्र, सह प्रा. देवनारायण यादव, डा. गंगा प्रसाद 'अकेला', श्री धर्मेन्द्र झा 'विह्वल', श्री कालीकान्त झा 'तृषित', श्री सन्तोष कुमार मिश्र, डा. वैद्यनाथ चौधरी बैजू, श्री कामदेव झा ओ श्री मणिकान्त दास छलाह । मिला-जुला कऽ ई कार्यक्रम मोनमे रचि-बसि गेल ।

**मनमीत कुटीर, राजपूत कालोनी, मौलागंज दरभंगा**

**मो. ०९४३०६४०८८३**



